# प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश

(नेपाली-मैथिली आर अङ्ग्रेजी-मैथिली शब्दसूचीसहित)

प्रा.डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव

# Prajñā Maithili-Nepali-English Dictionary

(with Nepali-Maithili & English-Maithili Glossaries)

Prof. Dr. Yogendra Prasad Yadava




नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान
(Nepal Academy)

प्रकाशक
नेपाल प्रज्ञा–प्रतिष्ठान
कमलादी, काठमाडौं ।
Publisher
Nepal Academy
Kamaladi, Kathmandu

प्रथम संस्करण– वि.सं. २०७३ (१,२०० प्रति)
(हीरक वर्ष प्रकाशन)
First Edition- 2017 A. D. (1,200 Copies)
(Diamond Jublee, edition)

मूल्य : १०२५।–
Price: 1025।–



ISBN No. : 978-9937-689-29-8

मुद्रक :
साझा प्रकाशन, छापाखाना
पुल्चोक, ललितपुर

Printed at Sajha Prakashan Press, Pulchowk, Lalitpur

## कुलपतिक मन्तव्य (मैथिली)

नेपालक भाषा, साहित्य, कला, संस्कृति तथा ज्ञान-विज्ञानक विविध विधाक अध्ययन, अनुसन्धान एवं प्रवर्धन करैत एहि विषयमे उत्कृष्ट ग्रन्थ प्रकाशन करबाक अभिप्रायसँ वि.सं. २०१४ मे स्थापित नेपाल एकेडेमी क्रमशः रोयल नेपाल एकेडेमी आर नेपाल राजकीय प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक नामसँ विकसित होइत राज्यसँ प्राप्त कएल गेल उत्तरदायित्व गहनतापूर्वक वहन करैत आएल तथ्य सबलोकनिकेँ अवगत भेले अछि। २०६२/०६३ क जनआन्दोलन पश्चात् साबिकक नेपाल राजकीय प्रज्ञा-प्रतिष्ठानसँ ललित कला एवं नाट्य-सङ्गीत विधाकेँ पृथक कए अलग प्रज्ञा-प्रतिष्ठान गठन कएल गेल आर नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान ऐन २०६४ नेपालक भाषा, साहित्य, संस्कृति, सामाजिक शास्त्र आर दर्शनक अध्ययन, अनुसन्धानद्वारा प्रवर्धन करबाक जिम्मेवारी प्रदान करैत वर्तमान नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान गठन कएल गेल अछि। एहि अर्थ मे प्रज्ञा-प्रतिष्ठान गठन समयसँ विरासत ग्रहण करैत हाल प्राप्त भेल कार्यक्षेत्र मे ई प्रज्ञा-प्रतिष्ठान कार्यरत अछि।

भाषा, संस्कृति, दर्शन आदि क्षेत्र मे विद्यमान देशक विविधताकेँ सम्बोधन करैत एहन विविधता भीतर रहल एकताकेँ बेसी समृद्ध करबाक क्रम मे नेपालक प्राज्ञिक जगतक समग्र विज्ञ लोकनिकेँ समेटैत आगू बढ़एबाकलेल हमसभ कटिबद्ध छी। देश भीतर आर बाहर रहल समग्र नेपाली स्रष्टाक छाता रहल हुनकालोकनिक ज्ञान आर सिपकेँ अधिकतम प्रयोग करैत हुनकालोकनिकेँ प्राज्ञिक स्थान प्रदान करबाक लेल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान कटिबद्ध अछि। एहि तरहेँ राष्ट्रिय रूप मे समग्र नेपाली सभक साझा प्राज्ञिक केन्द्र बनैबाक लक्ष्यक सङ्गे नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक नीति आर कार्यक्रम रहल आएल अछि।

एकर अतिरिक्त अन्तर्राष्ट्रिय जगत् मे स्थापित समान प्रकृतिक प्राज्ञिक संस्था सभसङ्गे संस्थागत समझदारी बढाबैत प्राज्ञिक आदान-प्रदानद्वारा नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक अन्तर्राष्ट्रिय छवि निर्माण करबाकलेल सेहो हमसब प्रतिबद्ध छी। एहि तरहेँ स्पष्ट राष्ट्रिय एवं अन्तर्राष्ट्रिय छवि रहल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक रूप मे नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान केँ विकसित करबाकलेल हमरासभक प्रयासकेँ सार्थक बनैबाकलेल सम्बन्धित समग्र प्राज्ञ लोकनिक सहयोगक आवश्यकता हमसभ महसूस कएनो छी। एहि तरहेँ नेपाल भीतर आर बाहर सेहो गोष्ठी, सेमिनार, सभा, सम्मेलन, अध्ययन, अनुसन्धान एवं ग्रन्थ प्रकाशन सहित अनुवादद्वारा ज्ञान आर सृजनाक आदान-प्रदान मे नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान सक्रिय रहबाक प्रतिबद्धता सम्बन्धित सब प्राज्ञ सभसङ्गे व्यक्त करैत छी।

नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक भाषा-मातृभाषा विभाग नेपालक विभिन्न मातृभाषाक शब्दकोश, व्याकरण एवं अन्य पाठ्यसामग्री तयार कएकेँ प्रकाशन करबाक योजना अन्तर्गत विभिन्न भाषा मे शब्दकोश एवं व्याकरण तयार करबाक काम भऽ रहल अछि। एहि क्रम मे ***प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश (नेपाली-मैथिली तथा अङ्ग्रेजी-मैथिली शब्दसूचीसहित)*** तैयार कऽ प्रकाशित कएल गेल अछि। प्रा.डा. योगेन्द्र प्रसाद यादवद्वारा तैयार कएल गेल एहि शब्दकोश मे मैथिली शब्दक नेपाली आर अङ्ग्रेजी मे अर्थ राखि कऽ तकरा त्रिभाषिक शब्दकोश बनाएल गेल अछि। एना करलासँ ई कोश अधिक उपयोगी हएत से विश्वास कएल गेल अछि। प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक भाषिक योजना अन्तर्गतक कार्य सम्पन्न करबाकलेल विज्ञक रूप मे प्रा.डा. योगेन्द्र प्रसाद यादवक योगदानक कदर करैत प्रज्ञा-प्रतिष्ठानद्वारा हार्दिक आभार व्यक्त करैत अछि। साथे ई शब्दकोश सम्बन्धित भाषिक एवं सांस्कृतिक समूहसँ अनुमोदित हएत से अपेक्षा करैत छी।

हीरक जयन्ती २०७३
नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान
*कमलादी, काठमाडौं*

(गङ्गाप्रसाद उप्रेती)
कुलपति

## कुलपतिको मन्तव्य

नेपालका भाषा, साहित्य, कला, संस्कृति तथा ज्ञान-विज्ञानका विविध विधाको अध्ययन, अनुसन्धान एवं प्रवर्धन गर्दै तत् विषयमा उत्कृष्ट ग्रन्थ प्रकाशन गर्ने अभिप्रायका साथ वि.सं. २०१४ मा स्थापित नेपाल एकेडेमीले क्रमश: रोयल नेपाल एकेडेमी र नेपाल राजकीय प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको नामबाट विकसित हुँदै आफूले राज्यबाट प्राप्त गरेको उत्तरदायित्वलाई गहनतापूर्वक वहन गर्दै आएको कुरा सबैलाई अवगत भएकै छ। २०६२/०६३ को जन आन्दोलनपछि साबिकको नेपाल राजकीय प्रज्ञा-प्रतिष्ठानबाट ललित कला एवं नाट्य-सङ्गीत विधालाई छुट्याई छुट्टाछुट्टै प्रज्ञा-प्रतिष्ठान गठन गरिएको र नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान ऐन २०६४ ले नेपालका भाषा, साहित्य, संस्कृति, सामाजिक शास्त्र र दर्शनको अध्ययन, अनुसन्धानमार्फत प्रवर्धन गर्ने जिम्मेवारी प्रदान गर्दै वर्तमान नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान गठन गरेको हो। यस अर्थमा प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको गठनदेखिकै विरासत ग्रहण गर्दै हाल आफूले पाएका कार्यक्षेत्रमा यो प्रज्ञा-प्रतिष्ठान कार्यरत छ।

भाषा, संस्कृति, धर्म, दर्शन आदि क्षेत्रमा रहेको मुलुकको विविधतालाई सम्बोधन गर्दै यस्तो विविधताभित्र रहेको एकतालाई अझ समृद्ध पार्ने क्रममा नेपालका प्राज्ञिक जगत्का समग्र विज्ञहरूलाई समेट्दै अघि बढ्न हामी कटिबद्ध छौँ। देशभित्र र बाहिर रहेका समग्र नेपाली स्रष्टाको छाता भई उनीहरूको ज्ञान र सिपलाई अधिकतम प्रयोग गर्दै उनीहरूलाई प्राज्ञिक स्थान प्रदान गर्न प्रज्ञा-प्रतिष्ठान कटिबद्ध छ। यसरी राष्ट्रिय रूपमा समग्र नेपालीहरूको साझा प्राज्ञिक थलो बनाउने लक्ष्यका साथ नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानका नीति र कार्यक्रम रहने गरेका छन्। यसका अतिरिक्त अन्तर्राष्ट्रिय जगत्मा स्थापित समान प्रकृतिका प्राज्ञिक संस्थाहरूसँग संस्थागत समझदारी बढाउँदै प्राज्ञिक आदान-प्रदानमार्फत नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको अन्तर्राष्ट्रिय छवि निर्माण गर्न पनि हामी प्रतिबद्ध छौँ। यसरी स्पष्ट राष्ट्रिय एवं अन्तर्राष्ट्रिय छवि भएको प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको रूपमा नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानलाई विकसित गर्ने हाम्रो प्रयासलाई सार्थक बनाउन सरोकारवाला समग्र प्राज्ञहरूको सहयोगको आवश्यकता हामीले महसुस गरेका छौँ। यसरी नेपालभित्र र बाहिर पनि गोष्ठी, सेमिनार, सभा, सम्मेलन, अध्ययन, अनुसन्धान एवं ग्रन्थ प्रकाशन सहित अनुवादमार्फत ज्ञान र सृजनाको आदान-प्रदानमा नै नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान सक्रिय रहने प्रतिबद्धता सरोकारवाला सबै प्राज्ञहरूसँग जाहेर गर्दछौँ।

नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको भाषा-मातृभाषा विभागले नेपालका विभिन्न मातृभाषाका कोश, व्याकरण एवम् अन्य पाठ्यसामग्री तयार गरी प्रकाशन गर्ने योजनाअन्तर्गत विभिन्न भाषामा कोश एवम् व्याकरण तयार गर्ने काम भइरहेछ। यसै क्रममा *प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश (नेपाली-मैथिली तथा अङ्ग्रेजी- मैथिली शब्दासूचीसहित)* तयार पारी प्रकाशित गरिएको छ। प्रा.डा. योगेन्द्रप्रसाद यादवद्वारा तयार पीरएको यो शब्दकोशमा मैथिली शब्दको नेपाली र अङ्ग्रेजी भाषामा अर्थ दिई त्यसलाई त्रिभाषिक शब्दकोश बनाइएको छ। यसो गर्दा यो कोश अधिक उपयोगी हुने विश्वास लिइएको छ। प्रज्ञा-प्रतिष्ठानका भाषिक योजनाअन्तर्गतका कामहरू सम्पन्न गर्न विज्ञको रूपमा प्रा.डा. योगेन्द्रप्रसाद यादवज्यूले पुऱ्याउनुभएको योगदानको कदर गर्दै प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको तर्फबाट हार्दिक आभार व्यक्त गर्दछु साथै यो शब्दकोश सरोकारवाल भाषिक एवम् सांस्कृतिक समूहबाट अनुमोदित हुनेछ भन्ने अपेक्षा गर्दछु।

हीरक जयन्ती २०७३
नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान
*कमलादी, काठमाडौं*

(गङ्गाप्रसाद उप्रेती)
कुलपति



## Chancellor's Opinion

It is well known to all that Nepal Academy, first established as Royal Nepal Academy in 2014 V.S., has been carrying out its responsibilities assigned by the state. Its main objectives are to bring out important publications related to the study, research and promotion of the various disciplines such as Nepalese languages, literature, arts, culture and other fields of knowledge. Following the people's movement in 2062/63 V.S. the disciplines such as fine arts, drama and music have been segregated from Royal Nepal academy and incorporated into separate academies. Under Nepal Academy Act 2064 Nepal Academy has been established with the objectives to promote Nepalese languages, literature, culture social sciences and philosophy through the promotion of study and research in these disciplines. This academy has been now actively involved in its activities entrusted to it as its legacy since its inception.

We have been committed to address the country's diversity existing in language, literature, religion, philosophy and other fields and engage the experts in Nepalese academia in order to enrich the unity in diversity. As an umbrella organization of all Nepalese scholars residing inside and outside Nepal, this academy promises to maximally utilize their knowledge and expertise and accord them academic status. It has formulated its policy and programmes with a view to creating their common forum.

In addition, we have been committed to enhance the reputation of Nepal Academy through developing institutional understanding with the international organizations established with similar pursuits. We have felt the necessity to seek the cooperation of the entire academia and develop this academy as an academic organization of international repute. All the academicians know it well that Nepal Academy has been active in exchanging knowledge through seminars, conferences, studies, research and publications.

Dictionaries and grammars are being prepared under the plan of The Department of Language (Mother Tongue) in the different Nepalese languages. *Prajna Maithili-Nepali-English Dictionary (with Nepali-Maithili and English-Maithili Glossaries)* has been compiled under this plan. This trilingual dictionary has been compiled by Professor Dr. Yogendra Prasad Yadava with the definitions/glosses of Maithili lexical entries in Nepali and English. It is expected to have greater utility. Nepal Academy expresses its gratitude to Professor Yadava for his contribution as a linguistic expert. We hope this dictionary will have appreciation from the language and cultural community concerned.

Diamond Jubilee 2073

Nepal Academy, Kamaladi,
Kathmandu, Nepal

Ganga Prasad Uprety
Chancellor

## प्रकाशकीय (मैथिली)

नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान वाङ्मयक विभिन्न विधाक खोज, संरक्षण आर प्रवर्धन मे करैत रहल महत्त्वपूर्ण कार्य वारे मे सर्वविदिते अछि। वर्तमान अवस्था मे ई मूलतः भाषा, साहित्य, संस्कृति, दर्शन आर सामाजिक शास्त्रसँ सम्बन्धित अध्ययन-अनुसन्धान, गोष्ठी-सम्मेलन आर प्रकाशनक कार्य करैत एकर उत्थान एवं उन्नयन मे योगदान कऽ रहल अछि। एहि विषयसभ मे भाषासँ सम्बन्धित कार्य व्यवस्थित करबाक लेल मातृभाषा विभाग गठन कऽ शब्दकोश, व्याकरण आर अन्य भाषिक गतिविधि सभ भऽ रहल अछि।

एहि परम्पराक एक गोट महत्त्वपूर्ण शृङ्खलाक रूप मे प्रस्तुत*प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश (नेपाली-मैथिली तथा अङ्ग्रेजी- मैथिली शब्दसूचीसहित)* जोड़ल अछि । नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक आजीवन सदस्य एवं त्रिभुवन विश्वविद्यालय, भाषाविज्ञान विभागका पूर्वप्रमुख प्रा.डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव एकर निर्माण एवं सम्पादन कएने छथि। मैथिलि सन राष्ट्रक एकगोट उल्लेखनीय भाषा मे एहि भाषाक आधिकारिक विद्वान्सँ ई तयार भऽ प्रकाशन भऽ सकल। ई एकगोट विशिष्ट उपलब्धि थिक से हम मानैत छी। एहि कोशक प्रकाशन करबाक अवसर प्राप्त भेला पर प्रज्ञा-प्रतिष्ठान हर्ष व्यक्त करैत अछि आर कोशकारप्रति आभारी छी।

भारोपेली परिवारक मैथिली भाषा वक्तासङ्ख्याक दृष्टिसँ नेपालक दोसर पैघ भाषा थिक। एहि भाषा मे स्नातकोत्तर एवं विद्यावारिधि तहधरि अध्ययन-अनुसन्धान भऽ रहल अछि आर एकर समृद्ध साहित्य एवं लोक साहित्य नेपाली वाङ्मयक अमूल्य सम्पदाक रूप मे रहल अछि। अतः एहि भाषाक नेपाली आर अङ्ग्रेजी अर्थसहित शब्दकोश प्रकाशित भेलासँ एकगोट पैघ अभाव पूर्ति भेल अछि। ई अन्य भाषाक तमाम अध्येता लोकनिकैं मैथिलीक पहुँच मे पुगाओत आर मैथिलीभाषी लोकनिकैं नेपाली एवं अङ्ग्रेजीक ज्ञान हासिल करऽ मे मद्दत करत।

बहुभाषिक एवं बहुसांस्कृतिक नेपालक विशेषताकैं ध्यान मे राखि नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान नेपालक सब मातृभाषासभक विकास आर समृद्धिक हेतु क्रियाशील अछि आर प्रस्तुत कोशक प्रकाशनसँ प्रतिष्ठानक एहि उद्देश्य पूर्ति मे विशेष बल पुगल अछि। नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक मातृभाषा विभागसँ नेपालक विभिन्न मातृभाषा मे कोश, व्याकरण आर भाषिक ग्रन्थसभ प्रकाशित होएत जाऊ आर मातृभाषाक सुगन्धसँ नेपाली धर्ती मगमगाइत रहौ।

डा. विष्णुविभु घिमिरे

(उपकुलपति)



## प्रकाशकीय (नेपाली)

नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानले वाङ्मयका विभिन्न विधाको खोज, संरक्षण र प्रवर्धनमा गर्दै आएका महत्त्वपूर्ण कामहरू सर्वविदित नै छन् । वर्तमान अवस्थामा यसले मूलतः भाषा, साहित्य, संस्कृति, दर्शन र सामाजिक शास्त्रसँग सम्बन्धित अध्ययन-अनुसन्धान, गोष्ठी-सम्मेलन र प्रकाशनका कामहरू गर्दै तिनको उत्थान एवम् उन्नयनमा योगदान गरिरहेको छ । यी विषयहरूमध्ये भाषासँग सम्बन्धित कामहरूलाई व्यवस्थित गर्न मातृभाषा विभाग गठन भई शब्दकोश, व्याकरण र अन्य भाषिक गतिविधिहरू भइरहेका छन् ।

यही परम्पराको एक महत्त्वपूर्ण शृङ्खलाका रूपमा प्रस्तुत ***प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश (नेपाली-मैथिली तथा अङ्ग्रेजी- मैथिली शब्दसूचीसहित)*** गाँसिएको छ । नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानका आजीवन सदस्य एवम् त्रिभुवन विश्वविद्यालय, भाषाविज्ञान विभागका पूर्व प्रमुख प्रा.डा. योगेन्द्र प्रसाद यादवले यसको निर्माण एवम् सम्पादन गर्नु भएको छ । मैथिली जस्तो राष्ट्रको एक उल्लेखनीय भाषामा सो भाषाका आधिकारिक विद्वान्बाट यो तयार भई प्रकाशन हुन सक्यो । यो एक विशिष्ट उपलब्धि हो भन्ने म ठान्दछु । यस कोशको प्रकाशन गर्ने अवसर प्राप्त भएकोमा प्रज्ञा-प्रतिष्ठान हर्ष व्यक्त गर्दछ र कोशकारप्रति आभारी छ ।

भारोपेली परिवारको मैथिली भाषा वक्तासङ्ख्याका दृष्टिले नेपालको दोस्रो ठुलो भाषा हो । यस भाषामा स्नातकोत्तर एवम् विद्यावारिधि तहसम्मका अध्ययन-अनुसन्धान भइरहेका छन् र यसको समृद्ध साहित्य एवम् लोक साहित्य नेपाली वाङ्मयको अमूल्य सम्पदाका रूपमा रहेको छ । अतः यस भाषाको नेपाली र अङ्ग्रेजी अर्थसहित शब्दकोश प्रकाशित हुनुबाट एउटा ठुलो अभाव पूर्ति हुन गएको छ । यसले अन्य भाषाका तमाम अध्येताहरूलाई मैथिलीको पहुँचमा पुऱ्याउने छ भने मैथिलीभाषीहरुलाई नेपाली एवम् अङ्ग्रेजीको ज्ञान हासिल गर्न मद्दत गर्ने छ ।

बहुभाषिक एवम् बहुसांस्कृतिक नेपालको विशेषतालाई ख्याल गरी नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान नेपालका सबै मातृभाषाहरूको विकास र समृद्धिका निम्ति क्रियाशील छ र प्रस्तुत कोशको प्रकाशनबाट प्रतिष्ठानको यो उद्देश्य पूर्तिमा विशेष बल पुगेको छ । नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानको मातृभाषा विभागबाट नेपालका विभिन्न मातृभाषामा कोश, व्याकरण र भाषिक ग्रन्थहरू प्रकाशित हुँदै जाऊन् र मातृभाषाहरूको सुगन्धबाट नेपाली धर्ती मगमगाइ रहोस् !

डा.विष्णुविभु घिमिरे

(उपकुलपति)

## From the Publisher

It is well known that Nepal Academy has been mainly dedicated to the research, preservation and promotion of various academic disciplines. In the present context it has been contributing to the promotion of language, literature, culture, philosophy and social sciences through the studies, research activities, conferences, seminars and publications in the related fields. Of these disciplines Department of Mother Tongues has been carrying out lexicography, grammar writing and other linguistic activities.

*Prajna Maithili-Nepali-English Dictionary (with Nepali-Maithili and English-Maithili Glossaries)* is one of these activities. Professor Dr. Yogendra Prasad Yadava, Life Member, Nepal Academy and former Head of Central Department of Linguistics, Tribhuvan University, has prepared and edited this dictionary. It has been a great achievement as it has been compiled by an authority in Maithili, an important language in Nepal. Nepal Academy is pleased to avail this opportunity of publishing this dictionary and thankful to the lexicographer.

Maithili, an Indo-European language, occupies the second position in Nepal in terms of the number of its speakers. It is being taught up to postgraduate and doctoral levels of education. It possesses rich written and folk literature. Hence, this dictionary with Nepali and English meanings has been a great asset. It will help the speakers of other languages access Maithili language and also Maithili speakers to learn Nepali and English.

Nepal Academy has been actively involved in developing and enriching all the mother tongues spoken in Nepal in the context of its multilingual and multicultural context. The publication of this dictionary has provided further support from this perspective. We wish for the publications of dictionaries, grammars and linguistic studies in Nepalese languages under Department of Mother Tonues and the spreading of fragrance along Nepalese soil.

Dr. Vishnuvibhu Ghimire
Vice-chancellor



## कृतज्ञता-ज्ञापन (मैथिली)

नेपाल मे आर नेपालक बाहर रहल पाठकवर्गक प्राज्ञिक तथा पठनपाठनसम्बन्धी आवश्यकता पूर्ति करबाक लेल मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोशक निर्माणक आवश्यकता बहुत समयसँ रहि आएल अछि। एहि आवश्यकताक परिपूर्ति करबाक अभियान मे नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठानक पूर्वकुलपति श्री तिलबिक्रम नेमबाङ तथा वर्तमान कुलपति श्री गङ्गाप्रसाद उप्रेती सहयोग र प्रोत्साहन प्रदान करबाक हेतु हुनकासभकप्रति आभार व्यक्त करैत छी।

नेपाली आर अङ्ग्रेजी शब्दसूचीसहित ई त्रिभाषिक शब्दकोश तयार करबाक क्रम मे विभिन्न मित्र, सहयोगी तथा शुभचिन्तकलोकनिद्वारा कएल गेल महत्वपूर्ण योगदानक हेतु हुनकासभकैँ धन्यवाद ज्ञापन करैत छी। सर्वप्रथम, शब्दकोशकैँ व्यवस्थित रूप मे निर्माण करबाक लेल कम्प्युटर सौफ्टवेयर टुलबौक्स अनुसार शब्दकोश प्रविष्टिसभक प्रस्तुति कएनिहार कृष्ण विन्यासप्रति बहुत कृतज्ञ छी। एहि शब्दकोशक निर्माण मे शब्दकोश प्रविष्टिसभक रोमन लिप्यन्तरण आर अन्य प्राविधिक प्रयोग करऽ मे सहयोग करबाक लेल श्री मारी-सिस्को खडगीकैँ सेहो धन्वाद दिअ चाहैत छी।

अन्टोलोजीक आधार पर शब्द सङ्कलन करबाक लेल मद्दत कएनिहार नन्द किशोर यादव आर हुनक मैथिलीभाषी साथीसभ धन्यवादक पात्र छथि। एहि शब्दकोशक निर्माणक क्रम मे विभिन्न द्वितीय श्रोतसभक सेहो उपयोग कएल गेल अछि। भारतीय-आर्य भाषाक कतिपय महत्त्वपूर्ण शब्दकोशसँ हम अत्यन्त लाभान्वित भेल छी। एहि मे टर्नर (१९३१ई.) द्वारा सम्पादित *A Comparative and Etymological Dictionary of the Nepali language* आर गोविन्द झा (१९८८ ई.)द्वारा सम्पादित *कल्याणी कोश*क प्रशस्त उपयोग कएल गेल अछि। एकर अतरिक्त, अन्य बहुभाषिक आर शैक्षणिक शब्दकोशसभसँ सेहो हम प्रशस्त सहयोग लेने छी। एहि कृतिसँ मूलत: मैथिलीभाषी शिक्षार्थी, अनुवादक तथा मैथिलीभाषा सिखऽ मे अभिरूचि राखनिहारकैँ विशेष लाभ हएत से अपेक्षा कएल गेल अछि। स्रोतक रूप मे प्रयोग कएल गेल सब सामग्रीक सङ्कलक/सम्पादक/लेखकसभक प्रति हम कृतज्ञ छी।

शब्दकोश मे प्रयुक्त नेपाली भाषाक सूक्ष्म सम्पादनक सङ्गे प्राविधिक परामर्श सेहो प्रदान करबाक लेल त्रिभुवन विश्वविद्यालय, भाषाविज्ञान केन्द्रीय विभागक उपप्राध्यापक डा. कर्णाखर खतिवडा प्रति आभारी छी। तहिना एहि शब्दकोशक प्रारूप तैयार करबा मे सहयोग करबाक लेल त्रिभुवन विश्वविद्यालय, भाषाविज्ञान केन्द्रीय विभागक सहप्राध्यापक डा. बलराम प्रसाई प्रति धन्यवाद ज्ञापन करैत छी।

अन्त्यमा, शब्दकोश निर्माणक क्रम मे प्राप्त सहयोगक लेल हमर धर्मपत्नी निर्मला यादव तथा परिवारक अन्य सदस्यलोकनिकैँ धन्यवाद दिअ चाहैत छी।

प्रा. डा.योगेन्द्र प्रसाद यादव

फागुन ११, २०७३

हीरक जयन्ती

## कृतज्ञता-ज्ञापन (नेपाली)

नेपालभित्र र नेपालबाहिर रहेका पाठकवर्गका प्राज्ञिक तथा पठनपाठनसम्बन्धी आवश्यकता परिपूर्ति गर्नका लागि लामो समयदेखि मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी त्रिभाषिक शब्दकोशको खाँचो अनुभव भएकै हो। उक्त आवश्यकता परिपूर्ति गर्ने अभियानमा सहयोगी हुनुहुने नेपाल प्रज्ञाप्रतिष्ठानका पूर्वकुलपति श्री तिलविक्रम नेम्बाङ तथा वर्तमान कुलपति श्री गङ्गाप्रसाद उप्रेतीप्रति आभार व्यक्त गर्दछु।

नेपाली र अङ्ग्रेजी शब्दसूचीसहित यो त्रिभाषिक शब्दकोश तयार गर्ने क्रममा विभिन्न मित्र, सहयोगी तथा शुभचिन्तकहरूले गर्नुभएको महत्त्वपूर्ण योदानका निमित्त वहाँहरूलाई धन्यवाद दिन चाहन्छु। सर्वप्रथम, व्यवस्थित रूपले शब्दकोश निर्माणका लागि उपयोगी कम्प्युटर सफ्टवेयर टुलबक्स अनुसार शब्दकोशका प्रविष्टिहरूलाई व्यवस्थित गर्न सहयोग गर्ने कृष्ण विन्यासप्रति धेरै कृतज्ञ छु। यो शब्दकोश निर्माणमा शब्दकोश प्रविष्टिहरूको रोमन लिप्यन्तरण र अन्य प्राविधिक सहयोगका लागि श्रीमती मारी-सिस्को खड्गीलाई धन्यवाद दिन चाहन्छु।

अन्टोलोजीको प्रयोग गरेर शब्द सङ्कलन गर्न मद्दत गर्ने नन्द किशोर यादव र वहाँका मैथिलीभाषी साथीहरू धन्यवादका पात्र हुनुहुन्छ। यो शब्दकोश निर्माणका क्रममा विभिन्न द्वितीयक श्रोतहरूको समेत उपयोग गरिएको छ। भारतीय-आर्य भाषाका कतिपय महत्त्वपूर्ण शब्दकोशहरूबाट म अत्यन्तै लाभान्वित भएको छु। तीमध्ये टर्नर र टर्नर (१९३१ई.) द्वारा सम्पादित *A Comparative and Etymological Dictionary of the Nepali language* र गोविन्द झा (१९८८ ई.)द्वारा सम्पादित *कल्याणी कोश*को प्रशस्त उपयोग गरिएको छ। यस बाहेक, अन्य बहुभाषिक र शैक्षणिक शब्दकोशहरूबाट समेत मैले प्रशस्त सहयोग लिएको छु। यसबाट मूलत: मैथिलीभाषी शिक्षार्थी, अनुवादक तथा मैथिलीभाषा सिक्न चाहनेहरूलाई विशेष लाभ मिल्ने अपेक्षा गरिएको छ। स्रोतका रूपमा प्रयोग गरिएका सबै सामग्रीका सङ्कलक/सम्पादक/लेखकहरूप्रति म कृतज्ञ छु।

शब्दकोशमा प्रयुक्त नेपाली भाषाको सूक्ष्म सम्पादनका साथै प्राविधिक परामर्श समेत प्रदान गर्ने त्रिभुवन विश्वविद्यालय, भाषाविज्ञान केन्द्रीय विभागका उपप्राध्यापक डा. कर्णाखर खतिवडाप्रति आभारी छु। यस्तै यो शब्दकोशको प्रारूप तयार गर्नमा सहयोग गर्ने त्रिभुवन विश्वविद्यालय, भाषाविज्ञान केन्द्रीय विभागका सहप्राध्यापक डा. बलराम प्रसाईप्रति धन्यवाद ज्ञापन गर्दछु।

अन्त्यमा, शब्दकोश निर्माणका क्रममा प्राप्त सहयोगका लागि मेरी धर्मपत्नी निर्मला यादव तथा परिवारका अन्य सदस्यहरूलाई धन्यवाद दिन चाहन्छु।

प्रा. डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव
फागुन ११, २०७३
हीरक जयन्ती



## Acknowlegements

It has been a long-felt necessity to compile a Maithili-Nepali-English dictionary in order to cater the readers' academic as well as pedagogical needs in Nepalese context and elsewhere. To achieve these goals I must acknowledge the support and encouragement from Nepal Academy, esp. its former chancellor Shri Til Bikram Nembang (Bairagi Kaila) and its present chancellor Shri Ganga Prasad Uprety.

In compiling this trilingual dictionary with Nepali and English glosses I am thankful to a number of friends, colleagues and well wishers for their significant contributions. First and foremost, I owe a great deal to Krishna Binnyas for formatting the dictionary entries using Toolbox, a computer software for developing dictionaries systematically. I would also like to thank Ms. Mari-Sisko Khadagi for extending her constant support in Roman transliteration and other devices in developing this dictionary. Dr. Balaram Prasain deserves special thanks for his help in formatting this dictionary.

This dictionary has exploited various resources in its compilation. I must appreciate the help from Nanda Kishor Yadav and his Maithili-speaking friends in collecting dictionary entries using ontology. Similarly, I have been very much benefitted from some previous important works in the field of Indo-Aryan (including Maithili) lexicography. To name a few of them, Turner's (1931) *A Comparative and Etymological Dictionary of the Nepali language* and Govinda Jha's (1988) *Kalyani Kosh* have been great assets.

In addition, I have also gained extensively from several other multilingual and pedagogical dictionaries for rendering this work readers' friendly, esp. for Maithili learners, translators and Maithili-speaking learners.

I must appreciate the efforts of Dr. Karnakhar Khatiwada, Lecturer in Linguistics, Tribhuban University, for meticulously editing Nepali language as well as providing other technical supports despite his hectic engagements. Likewise, Dr. Balaram Prasai, Reader in Linguistics, Tribhuvan University, deserve my appreciation for the dictionary's formatting.

Finally, I would also like to thank my wife Nirmala Yadava and other members of my family for their forbearance during the compilation of this dictionary.

Professor Dr. Yogendra Prasad Yadava
Diamond Jubilee
Wednesday, February 22, 2017

## विषयसूची





## प्रयोगकर्ताक लेल निर्देशन

ई त्रिभाषिक शब्दकोश थिक। एकर तीन प्रमुख भाग अछि:

१. मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश,
२. नेपाली- मैथिली शब्दसूची, आर
३. अङ्ग्रेजी- मैथिली शब्दसूची।

एहि शब्दकोषक निर्माण मे भाषावैज्ञानिकलोकनिक लेल शब्दकोश मे सामग्री व्यवस्थापन आर विश्लेषण करबाक हेतु एसआईएल इन्टरनैशनलद्वारा तैयार कएल गेल "टुलबक्स" (http://www-01.sil.org/computing/toolbox/) सफ्टवेयरक प्रयोग कएल गेल अछि।

### *मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश*

प्रस्तुत त्रिभाषिक शब्दकोश मे मैथिली भाषाकेँ स्रोत भाषा आर नेपाली तथा अङ्ग्रेजी भाषाकेँ लक्षित भाषाक रूप मे छानल गेल अछि। ताहि हेतु एकर नामकरण सेहो *प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश (नेपाली-मैथिली तथा अङ्ग्रेजी शब्दसूचीसहित)* राखल गेल अछि।

एहि शब्दकोष मे २७,००० सँ बेसी प्रविष्टि सूचीकृत कएल गेल अछि। प्रत्येक प्रविष्टि मे मुख्यतः निम्मलिखित भागसभ राखल गेल अछि:

१. देवनागरी लिपि मे मैथिली शब्द प्रविष्टि,
२. मैथिली शब्द प्रविष्टिक रोमन आलेखन,
३. नेपाली भाषा मे व्याकरणीय कोटिक नामकरण,
४. प्रविष्टिक नेपाली मे आर्थी क्षेत्रसभ तथा तकर अर्थ, एवं
५. प्रविष्टिक अङ्गरेजी मे आर्थी क्षेत्रसभ तथा तकर अर्थ।

### १.१ देवनागरी लिपि मे मैथिली शब्द प्रविष्टि

एहि शब्दकोश मे मैथिली शब्द प्रविष्टिक पहिल भाग अछि। एहन शब्द देवनागरी लिपि मे लिखल गेल अछि, यथा: *क्रिया*

शब्दकोष प्रयोगकर्तासभक सुविधा आर सम्प्रेषणकेँ ध्यान मे राखि व्युत्पादित शब्द सेहो पृथक प्रविष्टिक रूप मे सूचीकृत कएल गेल अछि, यथा: *क्रियात्मक*

तहिना, समस्त शब्द आर क्रिया पदावली सेहो पृथक प्रविष्टिक रूप मे सूचीकृत कएल गेल अछि, यथा: *क्रियापदावली, हौंसला बढ़ाएब*, आदि।

एहि शब्दकोश मे विद्यमान मैथिली आर नेपाली प्रविष्टिसभकेँ देवनागरी लिपिक नेपाली युनिकोडक वर्णानुक्रम अनुसार व्यवस्थित कएल गेल।

### १.२ मैथिली प्रविष्टिक रोमन आलेखन

प्रत्येक मैथिली प्रविष्टिक रोमन आलेखन कोष्ठक भीतर रोमन लिपि मे प्रस्तुत कएल गेल अछि। देवनागरी लिपिक वर्णानुक्रम आर तकर रोमन आलेखन अन्तर्राष्ट्रीय मान्यता अनुसार प्रस्तुत कएल गेल अछि, यथाः **क्रिया [kriyā]**

### १.३ नेपाली भाषा मे व्याकरणीय कोटिक नामकरण

प्रत्येक मूलशब्दसङ्गे सामान्यतः नेपाली व्याकरणीय कोटिक उल्लेख कएल गेल अछि, यथाः *क्रियात्मक* मूलशब्दसङ्गे नेपाली व्याकरणीय कोटि वि. (= विशेषण) राखल गेल अछि। नेपाली आर अङ्ग्रेजी व्याकरणीय कोटिसभक पूर्ण आर संक्षिप्त रुपसभ निम्न तालिका मे देल गेल अछि :

तालिका ३ व्याकरणीय कोटि

| व्याकरणीय कोटि | | Parts of Speech | |
|---|---|---|---|
| अक्रि. | अकर्मकि क्रिया | vi. | Verb intransitive |
| सक्रि. | सकर्मकि क्रिया | vt. | Verb transitive |
| वि. | विशेषण | adj. | Adjective |
| क्रिवि. | क्रिवि. | adv. | Adverb |
| ना. | नाम | n. | Noun |
| सर्व. | सर्वनाम | pro. | Pronoun |
| सं. | सङ्ख्या | num. | Number |
| संयो. | संयोजक | conj. | Conjunction |
| पस. | पश्चसर्ग | pp. | Postposition |
| सम्बो. | सम्बोधन | voc. | Vocative |
| अव्यय | अव्यय | prt. | Particle |
| कोटि. | कोटिकार | class. | Classifier |
| अनु. | अनुकरणात्मक | on. | Onomatopoeic |
| विभ. | विभक्ति | Marker | case marker |
| विस्म्या. | विस्म्याधिबोधक | inter. | Interjection |

### १.४ प्रविष्टिक नेपाली मे आर्थी क्षेत्रसभ तथा तकर अर्थ

कोनो प्रविष्टिक कोनो निश्चित क्षेत्र अनुसार अर्थ भेला पर तेहन प्रविष्टिक आर्थी क्षेत्र राखल गेल अछि। यस प्रकारका क्षेत्रहरू निम्न छन्:



तालिका.५: आर्थी क्षेत्रहरू

| नेपाली | | English | |
|---|---|---|---|
| कृ. | कृषि | agri. | Agriculture |
| जीवि. | जीवविज्ञान | bio. | Biology |
| भू. | भूगोल | geog. | Geology |
| व्या. | व्याकरण | gram. | Grammar |
| कानुन | कानुन | law | Law |
| सा. | साहित्य | lit. | Literature |
| सै. | सैनिक | mil. | Military |
| भौशा. | भौतिकशास्त्र | phys. | Physics |
| राज. | राजनितिक | pol. | Political |
| भावि. | भाषाबिज्ञान | ling. | Linguistics |
| ध्वनि. | ध्वनिविज्ञान | phon. | Phonetics |
| अर्थ. | अर्थशास्त्र | eco. | Economics |
| गणित | गणित | maths. | Mathematics |
| मनो. | मनोविज्ञान | psy. | Psychology |
| देहाती | देहाती | coll. | Colloquial |
| सङ्गीत | सङ्गीत | music | Music |

### १.५ प्रविष्टिक अङ्ग्रेजी मे आर्थी क्षेत्रसभ तथा तकर अर्थ

सब प्रविष्टिक अङ्ग्रेजी अर्थकैं एकर व्याकरणिक जानकारी पछाड़ि राखल गेल अछि, जेनाः

क्रिया [kriyā] ….. n. (gram.) verb

किछु मूलशब्दसभ अन्य मूलशब्दसभसङ्गे समानार्थी भेला पर तकर पछाड़ि दे. (=देखू 'हेर्नुस') राखल गेल अछि।

## प्रयोगकर्तालाई निर्देशन

यो त्रिभाषिक शब्दकोश हो। यसलाई तीन भागमा विभाजन गरिएको छ:

१. मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश
२. नेपाली- मैथिली शब्दसूची र
३. अङ्ग्रेजी-मैथिली शब्दसूची।

यस शब्दकोशको निर्माणमा भाषावैज्ञानिकहरूका लागि शब्दकोशमा सामग्री व्यवस्थापन र विश्लेषण गर्न एसआइएल इन्टरनेसनलद्वारा तयार पारिएको "टुलबक्स" (http://www-01.sil.org/computing/toolbox/) नामक सफ्टवेयरको प्रयोग गरिएको छ।

### १. मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश

प्रस्तुत त्रिभाषिक शब्दकोशमा मैथिली भाषालाई स्रोत भाषाका रूपमा र नेपाली तथा अङ्ग्रेजी भाषालाई लक्ष्य भाषाका रूपमा प्रयोग गरिएको छ। त्यसैले यसको नामकरण पनि *प्रज्ञा मैथिली-नेपाली-अङ्ग्रेजी शब्दकोश (नेपाली-मैथिली तथा अङ्ग्रेजी शब्दसूचीसहित)* गरिएको हो।

यस शब्दकोशमा २७,००० भन्दा बढी प्रविष्टि सूचीकृत गरिएका छन्। प्रत्येक प्रविष्टिमा मुख्यतः निम्नलिखित भागहरू राखिएका छन्:

१. देवनागरी लिपिमा मैथिली शब्दको प्रविष्टि
२. मैथिली शब्दको रोमन आलेखन
३. नेपाली भाषामा व्याकरणिक कोटिको नामकरण
४. नेपालीमा प्रविष्टिको आर्थी क्षेत्र र अर्थ एवं
५. अङ्ग्रेजीमा प्रविष्टिको आर्थी क्षेत्र तथा अर्थ

### १.१ देवनागरी लिपिमा मैथिली शब्दको प्रविष्टि

मैथिली शब्दको प्रविष्टि यस शब्दकोशको पहिलो भाग हो। मैथिली शब्दलाई देवनागरी लिपिमा लेखिएको छ, जस्तो: *क्रिया*

शब्दकोश प्रयोगकर्ताहरूको सुविधा र सम्प्रेषणलाई ध्यानमा राखी व्युत्पादित शब्दहरूलाई पनि छुट्टै प्रविष्टिका रूपमा सूचीकृत गरिएको छ, जस्तो: *क्रियात्मक*

त्यस्तै, समस्त शब्द र कतिपय क्रिया पदावलीलाई पनि छुट्टै प्रविष्टिका रूपमा सूचीकृत गरिएकाछन्, जस्तो: *क्रियापदावली, हौंसला बढाएब*, आदि।

यस कोशमा रहेका मैथिली प्रविष्टिहरूलाई देवनागरी लिपिमा विकसित नेपाली युनिकोडको वर्णानुक्रम प्रस्तुत गरिएको छ।



### १.२ मैथिली प्रविष्टिको रोमन आलेखन

प्रत्येक मैथिली प्रविष्टिको रोमन लिपिमा गरिएको आलेखन कोष्ठभित्र प्रस्तुत गरिएकोछ। देवनागरी लिपिको वर्णानुक्रम र त्यसको रोमन आलेखन अन्तर्राष्ट्रीय मान्यता अनुसार प्रस्तुत गरिएको छ, यथा: क्रिया [kriyā]।

### १.३ नेपाली भाषामा व्याकरणीय कोटिको नामाकरण

प्रत्येक मूलशब्दसँगै नेपालीमा व्याकरणिक कोटिको उल्लेख गरिएको छ, जस्तो: क्रियात्मक मूलशब्दसँग नेपाली व्याकरणिक कोटि वि. (= विशेषण) राखिएको छ। नेपाली र अङ्ग्रेजी व्याकरणिक कोटिहरूका पूर्ण र संक्षिप्त रूपहरू निम्न तालिकामा प्रस्तुत गरिएको छ:

तालिका ३ व्याकरणीय कोटि

| व्याकरणीय कोटि | | Parts of Speech | |
|---|---|---|---|
| अक्रि. | अकर्मक क्रिया | vi. | Verb intransitive |
| सक्रि. | सकर्मक क्रिया | vt. | Verb transitive |
| वि. | विशेषण | adj. | Adjective |
| क्रिवि. | क्रिया विशेषण | adv. | Adverb |
| ना. | नाम | n. | Noun |
| सर्व. | सर्वनाम | pro. | Pronoun |
| सं. | सङ्ख्या | num. | Number |
| संयो. | संयोजक | conj. | Conjunction |
| पस. | पश्चसर्ग | pp. | Postposition |
| सम्बो. | सम्बोधन | voc. | Vocative |
| अव्यय | अव्यय | prt. | Particle |
| कोटि. | कोटिकार | class. | Classifier |
| अनु. | अनुकरणात्मक | on. | Onomatopoeic |
| विभ. | विभक्ति | marker | case marker |
| विस्मया. | विस्मयादिबोधक | inter. | Interjection |

## १.४ प्रविष्टिका नेपाली आर्थी क्षेत्रहरू र तिनको अर्थ

कुनै प्रविष्टिको कुनै निश्चित क्षेत्र अनुसार अर्थ आउने छ भने त्यस्ता प्रविष्टिको क्षेत्रलाई शब्दभेद भन्दा पछि र अर्थको क्रमसङ्ख्या भन्दा पहिले राखिएको छ। यस प्रकारका क्षेत्रहरू निम्न छन्।

तालिका ५: आर्थी क्षेत्रहरू

| नेपाली | | English | |
|---|---|---|---|
| कृ. | कृषि | agri. | Agriculture |
| जीवि. | जीवविज्ञान | bio | Biology |
| भू. | भूगोल | geog | Geology |
| व्या. | व्याकरण | gram | Grammar |
| कानुन | कानुन | law | Law |
| सा. | साहित्य | lit. | Literature |
| सै. | सैनिक | mil. | Military |
| भौशा. | भौतिकशास्त्र | phys. | Physics |
| राज. | राजनीतिक | pol. | Political |
| भावि. | भाषाविज्ञान | ling. | Linguistics |
| ध्वनि. | ध्वनिविज्ञान | phon. | Phonetics |
| अर्थ. | अर्थशास्त्र | eco. | Economics |
| गणित | गणित | maths. | Mathematics |
| मनो. | मनोविज्ञान | psy. | Psychology |
| देहाती | देहाती | coll. | Colloquial |
| संगीत | संगीत | music | Music |

## १.५ प्रविष्टिका अङ्ग्रेजी आर्थी क्षेत्रहरू तथा तिनको अर्थ

सबै प्रविष्टिको अङ्ग्रेजी अर्थलाई यसको व्याकरणिक जानकारी पछि राखिएको छ, जस्तोः

क्रिया [kriyā] ….. n. (gram.) verb

केही मूलशब्दहरू अन्य मूलशब्दहरूसँग समानार्थी भएमा तिनका पछाडि दे. (=देखू 'हेर्नुहोस्') राखिएको छ।



# Users' Guide

This trilingual dictionary consists of three main components:

1. *Maithili-Nepali-English Dictionary,*
2. *Nepali-Maithili Glossary, and*
3. *English-Maithili Glossary.*

They have been prepared using Field linguist's Toolbox, a software developed by SIL International as a data management and analysis tool for field linguists (http://www-01.sil.org/computing/toolbox/).

In this trilingual dictionary Maithili language has been taken as the source language and Nepali and English have been treated as the target languages. Hence, it has been called *Academy Maithili-Nepali-English Dictionary (with Nepali-Maithili and English Glossaries).*

1. ***Maithili-Nepali-English Dictionary***

This dictionary contains more than 27,000 lexical entries. Each entry mainly consists of the following parts:

1. The Maithili lexical entry in Devanagari script,
2. the Maithili lexical entry in Roman transcription,
3. the part-of-speech designation of a lexical entry in Nepali,
4. Registers and Nepali gloss(es) or definition(s) of a lexical entry,
5. the part-of-speech designation of a lexical entry in English, and
6. Registers and English gloss(es) or definition(s) of a lexical entry

Of these parts the register of a lexical entry in Nepali and English is optional while the other remaining parts are obligatory.

### 1.1 The Maithili lexical entry in Devanagari script

A headword or lexeme is the first part of an entry in this dictionary. It is written in Devanagari script, e.g. क्रिया.

For users' ease and expository purposes the derivatives of a word have also been listed as separate entries, e.g. क्रियात्मक.

Similarly, compound words and verbal phrases are also listed independently, e.g. *क्रियापदावली, हौंसला बढ़ाएब*, etc.

All the Maithili headwords are arranged alphabetically, following the sequence of Devanagari script in Nepali Unicode.

### 1.2 the Maithili lexical entry in Roman transcription

The Maithili lexical entry in Roman transcription Each Maithili headword is transcribed in Roman script within square brackets. The alphabetical ordering and Romanization of each Maithili entry are based on an international standard, e.g. क्रिया [kriyā].

### 1.3 The part-of-speech designation of a lexical entry in Nepali

Each headword is normally specified with a Nepali part-of-speech designation. For example, the headword क्रियात्मक is mentioned as वि. (= विशेषण) for Nepali gloss. The following is the list of abbreviations for Maithili/Nepali part-of-speech designations and their English equivalents:

Table 3: Nepali and English Parts of Speech with their abbreviations

| व्याकरणीय कोटि | | Parts of Speech | |
|---|---|---|---|
| अक्रि. | अकर्मक क्रिया | vi. | Verb intransitive |
| सक्रि. | सकर्मक क्रिया | vt. | Verb transitive |
| वि. | विशेषण | adj. | Adjective |
| क्रिवि. | क्रिवि. | adv. | Adverb |
| ना. | नाम | n. | Noun |
| सर्व. | सर्वनाम | pro. | Pronoun |
| सं. | सङ्ख्या | num. | Number |

| संयो. | संयोजक | conj. | Conjunction |
|---|---|---|---|
| पस. | पश्चसर्ग | pp. | Postposition |
| सम्बो. | सम्बोधन | voc. | Vocative |
| अव्यय | अव्यय | prt. | Particle |
| कोटि. | कोटिकार | class. | Classifier |
| अनु. | अनुकरणात्मक | on. | Onomatopoeic |
| विभ. | विभक्ति | Marker | case marker |
| विस्म्या. | विस्मयाधिबोधक | inter. | Interjection |

### 1.4 Register and Nepali gloss(es) or definition(s)

Register refers to the usage of a given headword. Each headword contains one or more than one glosses or definitions. For examples, the Maithili headword हौंसला is glossed as हौंसला and प्रोत्साहन in Nepali. Similarly, the Maithili headword होनी is defined as सम्भावित घटना.

Some headwords may, however, can be technical terms and refer to specific usages. For instance, क्रिया, meaning 'action' and 'work', is used in general sense and has been listed as an entry separate from क्रिया, which means 'verb', a specific usage in grammar and has been listed as another entry specified with the register 'व्या.' (व्या॰ रण) in Nepali and 'gram.' (=gramamar) in English. For example, see the variant records of these two entries as follows:

क्रिया [kriyā] ना. कर्म, काज n. action, work
क्रिया [kriyā] ना. (व्या.) क्रिया n. (gram.) verb

The various register fields used in this dictionary are listed in the table given below.

Table 4: Registers

| नेपाली | | English | |
|---|---|---|---|
| कृ. | कृषि | agri. | Agriculture |
| जीवि. | जीवविज्ञान | aio | Biology |
| भू. | भूगोल | geog | Geology |
| व्या. | व्याकरण | rram | Grammar |
| कानुन | कानुन | law | Law |
| सा. | साहित्य | Lit. | Literature |
| सै. | सैनिक | mil. | Military |
| भौशा. | भौतिकशास्त्र | phys. | Physics |
| राज. | राजनितिक | pol. | Political |
| भावि. | भाषाविज्ञान | ling. | Linguistics |
| ध्वनि. | ध्वनिविज्ञान | phon. | Phonetics |
| अर्थ. | अर्थशास्त्र | eco. | Economics |
| गणित | गणित | maths. | Mathematics |
| मनो. | मनोविज्ञान | psy. | Psychology |
| देहाती | देहाती | coll. | Colloquial |
| संगीत | संगीत | music | Music |

### 1.5 Definitions/glosses

सबै प्रविष्टिको अङ्ग्रेजी अर्थलाई यसको व्याकरणिक जानकारी पछि राखिएको छ, जस्तो:

क्रिया [kriyā] ….. n. (gram.) verb

Nepali gloss(es) or definition(s) comes next followed by English definition(s) or gloss(es). See the full entry of क्रिया as follows:

क्रिया [kriyā] ….. n. (gram.) verb

Some headwords have a cross-reference to some semantically related (synonymous) headwords. Such a headword is followed by दे. (=देख्) meaning 'see'.



## समकालीन मैथिली भाषा: परिवेश आर विशेषता (मैथिली)

### १. पृष्ठभूमि

### १.१ नामकरण

जेना एहि भाषाक नामाकरणसँ स्पष्ट होएत अछि, मैथिली यथार्थमे *मिथिलाक* भाषा थिक, जे राजा जनकसँ शासित प्रागएतिहासिक प्राचीन राज्य तथा हुनक पुत्री आर रामक पत्नी सीता (जानकी)क जन्मस्थल मानल जाइत अछि। प्राचीन कालमे मिथिला एकटा प्रसिद्ध बौद्धिक केन्द्रकें रूपमे स्थापित छल। एहि केन्द्रमे भारतबर्षक समस्त भागसँ विद्वान्लोकनि तर्कशास्त्र तथा दर्शनशास्त्रक क्षेत्रमे प्रशिक्षण प्राप्त करबाकलेल अबैत रहल छलाह।एहि केन्द्रद्वारा मानवीय चिन्तनक इतिहासमे किछु उच्चतम बौद्धिक अन्तरक्रियाक आतिथ्य प्रदान कएल गेल तथ्यक उल्लेख पाएल जाइत अछि।

मिथिलाकें *तिरभुक्ति* नामसँ सेहो जानल जाइत छल से भारतक विहार प्रान्तअन्तर्गत दरभंगा आ मुज्जफरपुर जिल्ला सम्मिलित *तिरहुत* प्रखण्डक प्राचीन नाम थिक। यद्यपि आधुनिक मिथिला दूगोट पृथक स्वतन्त्र राष्ट (भारत र नेपाल)क बीच राजनैतिक रूपसँ विभाजित अछि, तथापि ई दूनू राष्टक मैथिली-भाषी समुदायक बीच भौगोलिक समक्षता, पारिवारिक सम्बन्ध आर नियमित सम्पर्ककें कारणें एकगोट अविभाज्य सांस्कृतिक अस्तित्वकें रूपमे अद्यावधि विद्यमान अछि। तसर्थ मैथिली भाषिक समुदाय दूगोट देश (नेपाल आर भारत) मे विभक्त भेलो सँता खुला सिमाना, पारिवारिक सम्बन्ध, सांस्कृतिक समानता आदिक कारणे एकटा देशक भाषिक समुदायक वक्तालोकनि दोसर देशमे आवतजावत कएलासँ उक्त भाषा दूनू देशमे बोलला सँ एहि भाषाकें 'अन्तरसीमावर्ती भाषा' (cross-border language) कहल गेल अछि (यादव २०११)। एहि भाषाक लेल मुख्यतः 'मैथिली' शब्द प्रयोग होइतहुँ यदाकदा *तिरहुतिया, देहाती, ठेंठी, अवहट्ठ वा अपभ्रंश* आदि पर्यायवाची शब्दसँ समेत सम्बोधन होइत पाओल गेल अछि।

### १.२ पारिवारिक वर्गीकरण

ग्रियर्सन (१९८१, १९०३) आर अन्य विद्वान् अनुसार भारोपेली भाषा परिवारक भारत-इरानेली शाखा अन्तर्गत भारतीय-आर्य भाषा उपपरिवारक पूर्वी समूहमे मैथिली भाषा पड़ैत अछि। एहि दृष्टिकोणसँ मैथिली भाषा पूर्वी समूहक असमी, बङ्गाली र उडिया भाषासङ्ग बेसी निकट रहल किन्तु पश्चिमी समूहक हिन्दी आर नेपाली भाषासँ स्वतः भिन्न देखल गेल अछि। तदर्थ हर्नले (१८८० ई.) सदृश अन्य विदेशी भाषाशास्त्रीसभ तथा हिन्दीक अन्धप्रेमीसभकद्वारा मैथिलीकें हिन्दीक *विहारी* अथवा पूर्वी भाषिकाकें रूपमें प्रचारित करब सर्वथा भ्रामक थिक।[1]

चटर्जी (१९२६/१९७० पुनर्मुद्रित) अनुसार मैथिली मगधी-अपभ्रंश समूह मे पड़ैत अछि जकर विकास-क्रम एहि प्रकार रहल अछि: प्राचीन भारतीय-आर्य भाषासभ (२५०० ई.पू.-५०० ई.पू.) < वैदिक संस्कृत < लौकिक संस्कृत < मध्य भारतीय-आर्य भाषासभ (५०० ई.पू.-१००० ई.प.) < प्राचीन प्राकृत (पालीः (५०० ई.पू.- १०० ई.पू.) < मध्य प्राकृत (१०० ई.पू.-५०० ई.प.) <

अपभ्रंश (नव प्राकृत (५०० ई.प.- ९०० ई.प.) < अवहट्ठ (नव क्षेत्रीय प्राकृत (९०० ई.प.- ११०० ई.प.) < नव-मगधी प्राकृत < मैथिली (१००० ई.प.)।

## १.३ भौगोलिक वितरण आर जनसङ्ख्या

मैथिली मातृभाषीहरूक बसोबास भारतीय सीमानासँ जोड़ल नेपालक पूर्वी-दक्षिण भाग मे मुख्यतः पाओल जाईत अछि। ई भाषा नेपालक ७ जिल्ला (धनुषा, सिरहा, महोत्तरी,सप्तरी, सर्लाही, सुनसरी र मोरङ) मे मुख्यतः बोलल जाईत अछि। एहि क्षेत्र मे मैथिली मातृभाषा आर दोस्रो/सम्पर्क भाषाक रूप मे प्रयोग होईत अछि तथा मैथिली मातृभाषीसभ सामान्यतः हिन्दी सम्पर्क भाषाक रूप मे प्रयोग गरको पाईन्छ (जनगणना २०६८)। शिक्षा, आवागमन, श्रव्य-दृश्य माध्यम, विभिन्न भाषाभाषीबीच बढ्दो सम्पर्कको विस्तारले गर्दा मैथिली भाषाभाषीहरूमा स्थायी द्वि-/बहुभाषिकता पाईन्छ।

जनगणना २०११ अनुसार उपर उल्लेखित ७ जिल्ला मे मातृभाषा र दोसर भाषाको रूप मे मैथिली भाषाभाषीहरूको वितरण तालिका १ मा प्रस्तुत गरिएको छः

तालिका १ः ७ जिल्लामा मातृभाषा र दोस्रो भाषाको रूपमा मैथिलीको वितरण

| जिल्ला | | मातृभाषा | दोसर भाषा |
|---|---|---|---|
| १. | मोरङ | २,२८,२१५ | २१,५३१ |
| २. | सुनसरी | २,१५,८०४ | ४५,१५५ |
| ३. | सप्तरी | ५,०५,८९७ | १९,१९४ |
| ४. | सिरहा | ५,४६,९२५ | २४,८७२ |
| ५. | धनुषा | ६,४७,४३३ | २१,६७८ |
| ६. | महोत्तरी | ५,०६,६९६ | २२,६४६ |
| ७. | सर्लाही | १,६३,५३७ | २९,४७४ |

यस अतिरिक्त नेपालक मध्य तराई, काठमाण्डू उपत्यकालगायत अन्य जिल्लासभ मे सेहो मैथिली मातृ/दोसरभाषीहरूक बसोबास पाओल जाईत अछि। समग्र मे जनगणना २०११ अनुसार मैथिली मातृभाषी र दोसर भाषाभाषीक कुल जनसङ्ख्या क्रमशः ३०,९२,५३० (११.६७%) आर १,९५,२८७ (०.७३%) पाओल गेल अछि (यादव २०१४ ई.)। ४४.६% बोलएबला पहिल स्थान मे रहल नेपाली भाषा पश्चात् ई भाषा नेपालक दोसर भाषाक रूप मे रहल अछि। एहिसँ पूर्व जनगणना (२००१) क तथ्याङ्कसँ तुलना करला पर मैथिलीभाषीसभक सङ्ख्या मे बृद्धि भेलो पर प्रतिशत मे ह्रास आएल अछि, जेनाः २,८००,००० (१२.३%; २००१) र ३,०९२,५३० (११.७%; २०११)। मैथिलीभाषी मे सङ्ख्यात्मक बृद्धि देखलो पर प्रतिशत कम होएबाक कारण पता लगैबाक लेल थप अध्ययनक आवश्यकता अछि किन्तु एकर प्रमुख कारण मे सामान्यतः किछु स्थानीय भाषाक वक्तासभ मे आएल वृद्धि भ सकैत अछि।



अधिकांश मैथिलीभाषीसभक बसोबास भारत मे रहल अछि। ओकर जनसङ्ख्या ३०,०००,००० रहल अनुमान कएल गेल अछि ( https://www.ethnologue.com/language/mai)। नेपाल, भारतलगायत सम्पूर्ण विश्व मे मैथिलीभाषीसभक कूल जनसङ्ख्या ३ करोड ४० लाख (एसआईएल २०००) रहल तथ्यक आधार पर मैथिली विश्वमा बोलल जाएबला भाषासभ मे ४०म स्थान पर अछि (http://www.photius.com/rankings/languages2.html)।

नेपाल मे मैथिली भाषाभाषीसभक वितरण निम्न नक्शा मे देखाओल गेल अछिः




## २.२ प्रयोग क्षेत्र

### २.२.१ प्रशासन

*नेपालको संविधान* (२०७२) क धारा ६ अनुसार नेपाल मे बोलएबला अन्य मातृभाषासभ जकाँ मैथिलीयोकैँ एक गोट राष्ट्रभाषाक मान्यता प्रदान कएने अछि। धारा ७ क दफा २ अनुसार नेपाली अतिरिक्त मैथिली बहुसंख्यक जनता बोलएबला प्रदेश न. २ मे ई भाषा उक्त प्रदेशक सरकारी कामकाजको भाषाक रूप मे मान्यता पैबाक सम्भावना भेलो पर सम्प्रति एकरा अलङ्कारिक स्तरमात्रे प्रदान कएलासँ असन्तुष्टि व्यक्त कएल गेल पाओल गेल अछि।

भारतीय संविधानक ९२म संशोधन (२००३) अन्य किछु भारतीय भाषासभसँगे मैथिलीयो आठम अनुसूची मे समाविष्ट कएल गेल अछि।

### २.२.२ शिक्षा र सञ्चार

नेपाल आर भारत दूनू राष्ट्र मे शिक्षाक क्षेत्र मे विद्यालयसँ विश्वविद्यालय तहधरि मैथिलीक पठन-पाठन ऐच्छिक विषयक रूप मे भेल अछि। सम्प्रति नेपाल मे मातृभाषा पर आधारित बहुभाषिक शिक्षा कार्यक्रम अन्तर्गत शिक्षा मे गुणात्मक अभिवृद्धिक लेल प्राथमिक शिक्षा आर वयस्क साक्षरता तह मे किछु अन्य भाषाहरूजकाँ मैथिलीयोकैँ शिक्षाक माध्यमक रूप मे कार्यान्वयन करबाक नीति आर कार्यक्रम बनाओ गेल अछि। किन्तु एकरलेल पाठ्यक्रम विकास केन्द्र विद्यालय शिक्षाक प्राथमिक तह (कक्षा १सँ ५ धरि) मे मैथिलीकैँ विषयकैँ रूप मे मात्रे पठन-पाठनक लेल पाठ्यपुस्तक आर सन्दर्भ सामग्रीक निर्माण कएने अछि। नेपाल मे सञ्चालित बहुभाषिक शिक्षा कार्यक्रम अन्तर्गत मैथिली भाषाकैँ प्राथमिक शिक्षा मे कार्यान्वयन करबाकलेल मैथिली भाषी समुदाय मे सचेतना वृद्धि करबाक लेल मैथिली भाषा मे सामग्री निर्माण सेहो कएने अछि (शिक्षा मन्त्रालय तथा युनेस्को २००९ ई.)।

मैथिलीभाषीसभक सर्वेक्षणअनुसार एहि भाषाक प्रयोग समाचारपत्र, फिल्म आर आम सभा मे अत्यधिक भइ रहल तथ्याङ्क उपलब्ध अछि। एकर अतिरिक्त मैथिलीलगायत हिन्दी टिभी कार्यक्रम देखनाई आर सुननाई मैथिलीभाषाभाषीसभकेँ नीक लगैत अछि (यादव २००८ ई.)।

२.२.३ सामाजिक सन्दर्भ

नेपाल आर भारत दूनू देश मे अपन समुदाय मे पारिवारिक क्षेत्रक सब सन्दर्भ मे मैथिली भाषाक प्राथमिकताक साथ प्रयोग होईत अछि (यादव १९८९: २२५)। हालसाले कएल गेल एक गोट अध्ययन (यादव र महतो २०१२) अनुसार अधिकांश सूचक (८४%-८८%) गणना, गीत, ख्यालठट्टा, खरीदबिक्री, कथावाचन, छलफल, प्रार्थना आदि परिवेश मे एहि भाषाक प्रयोग करैत अछि। विवाहक निमन्त्रण-पत्र मे मात्रै मैथिलीसँगे हिन्दी आर नेपालीक मिश्रित प्रयोग आमन्त्रित व्यक्तिलोकनिक सँगे बातचीत आसान होईत अछि। गालीगलौज मे सेहो मैथिलीसँगे हिन्दीक समेत प्रयोग होईत अछि। एहि क्षेत्र मे हिन्दी/उर्दू तथा नेपालीभाषीसभकसँग सम्पर्क करैत मैथिली भाषाक प्रयोग सम्पर्क भाषाक रूप मे होईत अछि। नेपालक संघीय पद्धति मे एहि भाषाकेँ प्रादेशिक प्रशासनक माध्यम बनैबाक दिश सक्रिय प्रयास भ रहल अछि। किन्तु तराई आर अन्य क्षेत्रक बासिन्दाका साथ सम्पर्क करला पर व्यापक सञ्चारक लेल हिन्दीक प्रयोग कएल जाईत अछि।

३. भाषावैज्ञानिक अध्ययन: एक सर्वेक्षण

मैथिली भाषाक भाषावैज्ञानिक अध्ययनक परम्परा एक शताब्दीसँ किछु पूर्वसँ रहल आएल अछि। सर्वप्रथम बेलीगट्टीक भारतीय भाषासभक सूची सन्निहित कृति (१७७१ ई.) मे *मैथिली* (अथवा *तिरहुतिया*) क उल्लेख रहल तथ्य अमाडुज्जी 'प्राक्कथन' मे चर्चा कएने छथि। तत्पश्चात् कोलब्रुक (१८०१ ई.) मैथिलीकेँ एक गोट पृथक् भाषाक रूप मे स्थापना कएलथि। सम्प्रेषणक सुविधाकेँ ध्यान मे राखि मैथिलीक विषय मे कएल गेल भाषावैज्ञानिक अध्ययनकेँ निम्न उपशीर्षकअन्तर्गत प्रस्तुत कएल गेल अछि: समाज-भाषाविज्ञान, ऐतिहासिक/तुलनात्मक भाषाविज्ञान, शब्दकोश-निर्माण, ध्वनि-विज्ञान, तथा व्याकरण।

३.१ समाजभाषावैज्ञानिक जानकारी

नेपाल-भारतक अन्तरसीमावर्ती भाषा भेलाक कारणेँ नेपाल आर भारत मे बोलबला मैथिली भाषा मे क्षेत्रीय भिन्नता हएब स्वभाविक अछि। ताहि हेतु 'नेपालीय' आर 'भारतीय' मैथिली भाषिकाक चर्चा सेहो कएल गेल फाओल जाईत अछि (मौन ?)। एकर अतिरिक्त अधिक प्रभावशाली हिन्दी आर नेपाली भाषासभक निरन्तर सम्पर्कसँ प्रभावित भेलासँ मैथिली भाषा मे कतिपय भाषिक भिन्नता पाओल जाईत अछि। झा (१९५८:५-६) अनुसार भारत मे एहि भाषाक सात टा क्षेत्रीय/सामाजिक भाषिकासभ अछि: स्तरीय, दक्षिणी, पूर्वी, छिकाछिकी, पश्चिमी, जोलही आर केन्द्रीय बोलचालको (कथ्य) भाषिका। एहि मे स्तरीय भाषिका मधुवनी आर दरभङ्गा जिल्ला मे बोलल जाईत अछि। अद्यावधि भारतीय मैथिलीक सामाजिक भाषिकासभक पृथक् अध्ययन नहि पाओल गेल अछि।

किन्तु जात\जाति, लिङ्ग, शिक्षा, वक्ता-श्रोता अन्तरसम्बन्ध आदिक आधार पर एहि भाषाक उच्चारण, शब्द र व्याकरण मे स्पष्टत: भिन्नता देखल जाईत अछि। नेपाल मे सम्पन्न एक गोट प्रारम्भिक अध्ययन अनुसार नेपाल मे बोलल जाएबला मैथिली भाषाक तीन टा क्षेत्रीय भाषिकासभ अछि: पूर्वीय (मोरङ आर सुनसरी जिल्ला), केन्द्रीय (सप्तरी, सिरहा, धनुषा आर पूर्वी महोत्तरी जिल्ला) आर पश्चिमी (पश्चिमी महोत्तरी, सर्लाही आर पूर्वी रौतहट जिल्ला)।

समाजभाषावैज्ञानिक क्षेत्र मे मैथिली भाषाबारे अति न्यून अध्ययन भेल अछि। सम्प्रति समाजभाषावैज्ञानिक सर्वेक्षणक क्षेत्र मे दूगोट मुख्य कार्य उपलब्ध अछि। पहिल कृति ह्युगोनिओट (Hugoniot 1997) मे भारत मे बोलल जाएबला मैथिली भाषाक स्तरीय आर सामान्य भाषिकाक तुलनात्मक अध्ययन कएल गेल अछि। ई अध्ययन भाषिकासभक बीचक भिन्नता मुख्यत: सामाजिक आर भौगोलिक कारणसँ पाएल गेल तथ्य



देखौने अछि। सामान्यत: मैथिलीक भाषिकासभ मे भौगोलिक भेदसँ जातिगत भेद बेसी पाओल गेल अछि। नेपाल आर भारत दूनू देश मे बोलल जाएबला मैथिली भाषा मे एहि भाषिकासभक बीच प्रकार्यात्मक बोधगम्यता रहल अछि।

समाजभाषावैज्ञानिक अध्ययनक दोसर कार्य यादव आर महतो (२०१२) सम्पन्न कएने छथि। एहि अध्ययन मे नेपाल मे बोलल जाएबला मैथिली भाषाक भाषिका निर्धारण, प्रयोग क्षेत्र, वितरण, स्तरीकरण आदि पक्षबारे स्थलगत अध्ययनक आधार पर सामग्री सङ्कलन कए ताहि सामग्रीक विश्लेषण कएल गेल अछि। एहि प्रकारे निर्धारित भाषिकासभ मूलत: अनुमान पर आधारित भेलासँ एकर वैज्ञानिक निरूपणक लेल उच्चारणगत, शाब्दिक, रूपात्मक र व्याकरणिक तह पर विश्लेषण करब आवश्यक देखल जाईत अछि।

३.२ ध्वनि विज्ञान

३.२.१ वर्णानात्मक अध्ययन

मैथिली भाषाक वर्ण व्यवस्थाक तथा एकर ऐतिहासिक विकासक अध्ययन करबाक प्रथम श्रेय सुभद्र झा (१९४१) केँ जाइत छैन्ह। गोविन्द झा (१९७४ ई.) ई सेहो एहि विषयक अध्ययन प्रस्तुत कएलथि। एहि सन्दर्भमे, मैथिलीक वर्ण व्यवस्थाक विस्तृत अध्ययन रामावतार यादव (१९७६,१९८४) कएलथि। एहि कार्यकेँ सुनील कुमार झा (१९८४) आर अगाडि बढौने छथि।

३.२.२ सैद्धान्तिक अध्ययन

मैथिली वर्ण व्यवस्थाक प्रथम सैद्धान्तिक अध्ययन मिश्र (२००६) द्वारा कएल गेल अछि। एहि अध्ययन मे Optimality Theory क आधार पर मैथिलीक अक्षर संरचना आर बलाघात पद्धतिक विश्लेषण कएल गेल अछि।

३.३ ऐतिहासिक तुलनात्मक भाषाविज्ञान

सुभद्र झा (१९५८ ई.) मैथिली भाषाक विकासक विस्तृत वर्णन प्रस्तुत कएने अथि। अपन महत्त्वपूर्ण कृतिमे ओ कथ्य आर लिखित मैथिलीक प्रचुर उदाहरणसभक आधारपर देखौने छथि जे कोनो पूर्व-इन्डो-आर्यन कालसँ वर्तमान काल धरि मैथिली भाषाक क्रमिक विकास भेल अछि। मैथिली भाषाक इतिहासक अध्ययनक सन्दभमे दोसर महत्त्वपूर्ण कार्य गोविन्द झा (१९६८ ई.) द्वारा भेल अछि।

अन्य इन्डो-आर्यन भाषासभक तुलनमे मैथिलीक चर्चा सर्वप्रथम कोलब्रुक (१८०१ ई.) कएने छथि। मसीका (१९९१ई.) द्वारा लिखित 'इन्डो-आर्यन भाषासभ' (The Indo-Aryan Languages) मैथिली लगायत अन्य इन्डो-आर्यन भाषासभक समकालीन संग-संगे ऐतिहासिक अध्ययनक क्षेत्रमे एकगोट विशिष्टि कृति अछि।

३.४ शब्दकोश-निर्माण

मैथिली भाषाक शब्दकोश-निर्माणक परम्परा पैघ रहल अछि र एहि क्षेत्रमे *वर्णरत्नाकरकेँ* प्रथम प्रयास मानल जाइत अछि। ई कृति प्रथम शब्दकोष मात्रै नहि अपितु चौधम शताब्दीमे ज्योतिरीश्वर कविशेखराचार्यद्वारा लिखित प्रथम लिखित सामग्री थिक।

एहि कृतिक बहुत पश्चात् ग्रिएर्सन मैथिली भाषाक शब्दकोश-निर्माण कार्य पु:न आरम्भ कएलथि। सन् १८८२ ई. मे ओ मैथिली भाषाक शब्दावली (vocabulary) प्रकाशित कएलथि। ग्रिएर्सन एहि कार्यकेँ आर अगाडि बढौलथि आर 'विहारक किसानक जीवन' (Bihar's Peasant Life) सन् १८८५

